एहि दुर्बल देह व्याकुल मनक

ल' लेलक की आश्रय ?

भ' गेलय निश्चिन्त

चलि गेलय कुटमैती मे कोनो गाम

तेहन भेल आब समय जे प्रकृति सेहो

छोड़ि रहले धर्म

जल करय नहि तृप्त प्यासल कंठ,

करय ने शीतल बसातो तन

अग्नि छोड़ल धर्म नहि तं जरा ने दितय

हमर पिजड़ाकें, ई जीवन

धन्य धरि आकाश

अछि टीकल अनोन-बिसनोन, धनिसन

महाश्वेती आक्षितिज नीलाभ छाता

तनल अछि आद्यन्त,

ककरा लेल कहि नहि

ल' लेने अछि गंहीर दीर्घ शवासन

ओहो नहि रहि गेल कोनो कार्यक

एहि लाचार लेल

बनि गेलए जेना कोनो अथबल माय,

करैत विलाप मनेमन अपन असक्त ममता

निष्प्रयोजन निरुपाय होयवाक नियति पर ...

(८/४/०५)

२.श्री बैकुण्ठ झा,पिता-स्वर्गीय रामचन्द्र झा, जन्म-२४ - ०७ - १९५४ (ग्राम-भरवाड़ा, जिला-दरभंगा),शिक्षा-स्नात्कोत्तर (अर्थशास्त्र),पेशा-शिक्षक। मैथिली, हिन्दी तथा अंग्रेजी भाषा मे लगभग २०० गीत कऽ रचना। गोनू झा पर आधारित नाटक "हास्यशिरोमणि गोनू झा तथा अन्य कहानी कऽ लेखन। अहि के अलावा हिन्दी मे लगभग १५ उपन्यास तथा कहानी के लेखन।

दुनियाँ

दुनियाँ कृतघ्नक डेरा छै,

पापी - अधमक इ बसेरा छै।

उपकार करु अपकार करत,

खायत मधुर कुप्रचार करत।

बाजय जे झूठ सगरो - सदिखन,

स्वयं सत्यक ओ अवतार कहत॥

देखू जे सत्य अछि बाजि रहल,

ओकरे खातिर ई घेरा छै।

दुनियाँ कृतघ्न के डेरा छै,

पापी - अधमक ई बसेरा छै।

पापी - कृतघ्न के देखि देखि,

दुनियाँ नहि एखनो चेत सकल।

सत्युग, त्रेता, द्वापर, कलियुग मे,

देखि रहल छी वैह विकल।

धन शांति क्ऽ माध्यम होयत कोना,

त्रेता मे देखलहुं सोन जरल।

विद्या - बल सत्य सं दूर रहल,

रावण - कौरव बेमौत मरल।

जे दूर सत्य सं भागि रहल,

दुनियाँ इ कांट क घेरा छै।

दुनियाँ कृतघ्न के डेरा छै,

पापी - अधमक ई बसेरा छै।



३. ज्योतिकैँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आऽ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि।

मिथिला पेंटिंगक शिक्षा सुश्री श्वेता झासँ बसेरा इंस्टीट्यूट, जमशेदपुर आऽ ललितकला तूलिका, साकची, जमशेदपुरसँ। नेशनल एशोसिएशन फॉर ब्लाइन्ड, जमशेदपुरमे अवैतनिक रूपेँ पूर्वमे अध्यापन।

ज्योति झा चौधरी, जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल़ टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल़, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। "मैथिली लिखबाक अभ्यास हम अपन दादी नानी भाई बहिन सभकेँ पत्र लिखबामे कएने छी। बच्चेसँ मैथिलीसँ लगाव रहल अछि। -ज्योति

<u>कल्पनालोक</u>

कल्पनालोकमें विचरण करै छलहुँ उन्मुक्त

सबतरहक विषाद जतऽ भऽ गेल छल लुप्त

आह्लादित हृदय सेहो रहय विस्मयसँ युक्त

प्ुराशंसामें स्वर्ग शब्द लागल सबसऽ उपर्युक्त

कोनो भूमि नहि भेटल जे छल कलह सँ लिप्त

थम्हलहुँ जत कतौ छल स्नेहक जलसँऽ सिक्त

आरोग्यक कचोर रंग सर्वत्र छल पल्लवित

ताहि पर खुशी कोमलतापूर्वक रहय पुष्पित

शान्ति तेहेन जे देलक अपूर्व आत्मसंतोष

दूर-दूर तक नहिं कतौ देखायल आक्रोश

एहनो दुनिया हैत कतौ से नहिं छल भरोस

जाहि सँ दुखी छलहुँ से मेटायल सब रोष

वास्तविकता अछि अलग से तऽ स्वयंसिद्ध

समस्या सँ जूझैत सब, की बच्चा की वृद्ध

कल्पनाक साकार भेनाई अछि अहिमें निमित्त

घर-घर जहन लोक हैत शिक्षित आ समृद्ध।

1.भक्तिगीत 2. महाभारत

प्रकाश झा, ग्राम+पो.- कठरा, भाया-पुटाई, थाना- मनीगाछी, दरभंगा, बिहार (भारत)

हाल बचपनसँ पचपन तक

ॐ

छोट-छोट धीया पुताक चंचलता,

पूरा परिवारक प्रसन्नता,

देख-देख खुशीक नयनसँ खसए अछि नोर

बुझबामे नञि आबए अछि

कखन भेल साँझ कखन भेल भोर,

湮 * *

नाना-नानी, मामा-मामी, बाबा-मैञा, कक्का-काकी, हिनकर लोकनिक एकटा प्यार

मा-पिता, संग पूरा समाज मिल रखने छथि हजारो नाम

कियो कहए नवनीत-निराला, कियो कहे मिकुन्द कुमार,

हिनकर छोट भऽ कनिओ कम नञि

हिनकर नाम छन्हि दर्शन

पढ़ाईमे छथि एकदम जीरो

पैघ भऽ बनता डॉक्टर एन्डरसन।

बचपनमे तोतराइत बोली सुनबालेल लगेने रहए छथि सभ आस

मुदा एहि युगक नेना जनमैते

पहिलेसँ रहए यऽ बी.ए. पास।

हाट-बजार लगेने बौआक फरमाइस रहए छनि सभसँ भिन्न

भात-दालि सभसँ पैघ दुश्मन

सदिखन खएता मैगी-चौमीन

जिन्स पैन्ट कारी चस्मा पहिरि

अपनाकेँ बुझए पैघ हीरो

अपन आगूमे दोसर बच्चाकेँ

बुझता एकदम जीरो

स्कूलक चरचा ज्यौँ करियौ तँ

हिन्दी मीडिअमसँ नञि पढ़ताह

अंग्रेजी स्कूलमे पढ़ि ओऽ

इन्जीनिअर-डॉक्टरक सपना देखताह

आइ काल्हिक बच्चाकेँ छञि

स्कूल जाइ लेल एसिसटेन्स आऽ कार

पापा कपड़ा, जूता पहिराबथि

माँ केक टॉफी भरि

कऽ रहल छथि टिफिन तैयार

बौआ स्कूलमे पढ़ए छथि

बुझिऔ सभटा भगवान भरोसे

परीक्षामे फेल भेलाऽ पार

पेरा-लड्डू भेटए छनि सौंसे

बच्चाक असफलता देखि

माँ-बाप पित्ते कपार

एखन तँ शुरुआते भेल अछि

पैघ भऽ पिअत शराब

बेटा कहिआ रुपैआ कमाएत

तकर रहए छनि , सभ गोटेकेँ इन्तजार

नीक पुतोहु, नीक परिवार आर पाँच लाख दहेज लेबा लेल

बरका रहए छनि बोगली तैयार

जखन आबए छनि, पुतोहु हेमामालिनी सन

देखबनि हुनकर साज-शृंगार

थोर लिपिस्टिक, आँखिमे काजर

बिच अँगनामे माथ-उघार

एखन आबि गेल मोबाइलक जमाना

मिनटे-मिनटे घण्टी बाजए

अपने-कमाइत छथि दिल्ली-मुम्बई

बिन बात केने किए छनि भेटे

बुरहारीमे माँ-बाप के कहए

अहाँ सभ बनल छी कण्ठक घेघ

अर्द्धांगिनीकेँ प्रसन्न रखबाऽ लेल पकड़ाबथि

हस्ताक्षर कएल ब्लैंक चेक

आब कतेक वर्णन करी जमानाक

सभ मिलि दुयओ बातपर ध्यान

माँ-बाप भगवानोसँ पैघ

हुनका लोकनिक करियन्हु सम्मान

सभक एक दिन आएत बुरहारी

जेहने करबए तेहने फल पाएब

स्वर्ग नरक एतए भेटत

कतबू करब तीर्थ वा गंगा नहाएब

लिखते-लिखिते कलम रुकए कऽ

नञि लए कखनो नाम

प्रकाशक बातपर ध्यान देलापर

अहाँ कहब मिथिला महान

2. महाभारत

**महाभारत (आँगा)**

**-गजेन्द्र ठाकुर**

७. द्रोण-पर्व

रात्रिमे दुर्योधन कएलक प्रण

अर्जुनक मृत्युक भेल आवाहन,

कर्णकेँ सेनापति बनाए कएलन्हि

कौरवक गण सोलहम दिनक युद्धक प्राअरम्भ।

कर्णक शंखध्वनिसँ भेल युद्ध शुरू,

कर्णक तापसँ युद्धभूमि स्तब्ध,

नकुल सोझाँ पाबि अपघात छोड़ल प्राण

कुन्तीक देल कर्णक वर प्राणदान।

कृष्णक आवाहन अर्जुन अहाँकेँ छोड़ि,

क्यो नञि कए सकत विजय कर्णक ऊपरि,

वीगसँ जे बढ़ल अर्जुन आगाँ भेल शुरु बरखा,

बरखा वाणक कौरवगणक अर्जुनक समक्ष,

मुदा अर्जुनक सोझाँ सभ भेलाह पस्त,

मुदा तखने भेल सोलहम दिनक सूर्यास्त।

रात्रिमे कर्ण कहलन्हि हे मित्र दुर्योधन,

अर्जुनक रथमे होइछ ढेर-रास शस्त्रक अटावेश,

गाण्डीव आऽ अक्षय तूणीरक नहि कोन्पो जोड़,

हुनकर अश्वक गति नहि कोनो थोड़ कृष्ण सन सारथी।

शल्य बनथि हमर सारथी यदि होएताह ओऽ कृष्णक तोड़,

मुदा शल्य कहलन्हि अछि हमर मुँहपर नहि जोड़,

कर्णकैँ से होए स्वीकार तँ हमरा कोनो हर्ज नहि।

सत्रहम दिनुका युद्ध भेल शुरू कर्णक आक्रमण शुरू,

अर्जुन बढ़ल आगू शल्य कहल भिरू महाप्राक्रमीक अर्जुनसँ,

कर्ण देखलन्हि भीमकैँ करैत संहार चलू शल्य ओहि पार,

भीमक रूप आइ प्रचण्ड छोड़ल वाण चीड़ि कवच कर्णक गाँथल देह,

अचेत कर्णकैँ लए भगलाह शल्य रणभूमिक कात-करोट।

देखि ई दृश्य भीम भेलाह आर तीव्र,

दुर्योधन हुनकर सोझाँ पठाओल दुःशासन वीर।

गदा युद्ध दुहुक मध्य छल भेल भयङ्कर,

भीमक मस्तक प्रहार खसल मूर्छित दुःशासन।

भीम हाथ उखाड़ि पीबय लागल छातीक रक्त,

भागल कौरवसेना देखि दृश्य एहि तरहक।

आब सोझाँ-सोझी अर्जुन कर्णक युद्ध आइ शुरू,

कर्ण काटल गांडीवक प्रत्यंचा यावत दोसर चढ़ाबथि,

कएल वाणसँ आक्रमण अर्जुन कोहुना कए प्रत्यंचा चढ़ाओल,

वाण-वर्षा अर्जुनका जखन भेल शुरू, कर्ण शल्य भेलाह चोटिल,

कर्णक सहायक सेना भेल नष्ट कर्ण अति व्याकुल।

छोड़ल कर्ण वाण दिव्य अर्जुनपर कृष्ण कएलन्हि अश्वकेँ ठेहुनपर ठाढ़,

अर्जुनक मुकुटकेँ छुबैत ओऽ अर्जुनक प्राणक संकट भेल पार।

तखनहि कर्णक रथक पहिया धँसल युद्ध मध्य,

कर्णक पुकार कनेक काल वाण नहि चलएबाक धर्मक ई युद्ध,

विराटक गौक चोरि अर्जुन कहलन्हि आऽ अभिमन्युकेँ मारैत काल,

धर्म आऽ धर्मयुद्धक बिसरल छलहुँ अहाँ पाठ,

प्राणक भिक्षा मँगैत लगितहु अछि नहि लाज।

कर्ण उतरि लगलाह रथक पहिया निकालए,

अर्जुनक वाण काटल मस्तक कौरवमे हाहाकार भारी।

दुर्योधनक सभ भाँयकेँ मारने छालाह भीम तावत,

एगारह अक्षौहिणीमे सँ बड़ थोड़ कौरव छल बाँचल,

कृपाचार्य बुझओलन्हि दुर्योधन आबो करू सन्धि,

मुदा ओऽ कहल हम अहाँ कृतवर्मा अश्वत्थाम आऽशल्य अछैत,

सन्धिक गप छी अहाँ करैत।

शल्य बनथि सेनापति युद्ध अठारहम दिन रहत जारी।

९.शल्य-पर्व

शल्यक भेल उद्घोष ओकर बढ़ल पग युधिष्ठिर छल रोकल।

शल्य जखनहि काटल हुनकर एक धनुष,

युधिष्ठिर उठाए दोसर धनुष मारल शल्यक अश्व आऽ सारथीकेँ,

भेल तखन घमासान युधिष्ठिर लेलन्हि शल्य प्राण,

सहदेव छुटलाह शकुनि आऽ ओकर पुत्र उलूकपर,

लेलन्हि बाप-बेटाक प्राण जुआरीक प्राणान्त।

गदा लए दुर्योधन निकलि गेलाह छोड़ि रण,

एकटा सरोवर मध्य छल स्तंभ नुकाएल ओतए दुर्योधन,

देखलन्हि जाइत हुनका किछु ग्रामीण।

पाण्डवक संग कृष्ण पहुँचलाह ओतए,

किछु ग्रामीण जे देलन्हि पता ओतएक,

भीम देलक ललकारा दुर्योधन निकलि आएल,

तीर्थसँ घुरैत बलराम सेहो पहुँचलाह ओतए आइ।

शिष्य दुर्योधनकँ दए आशीर्वाद कएल गदा युद्धक शुरुआत,

भीम दुर्योधनक बीच बाझल युद्ध घनघोर,

कृष्ण देल जाँघपर थपकी मोन पाड़ल भीमकँ ओकर प्रतिज्ञाक,

तोडि जाँघक हड्डी कए मस्तकपर दुर्योधनक गदा-पएरसँ प्रहार,

भीमक ई कृत्य छुटलाह बलराम ओकरा पर मार-मार,

कृष्ण रोकि दाऊकँ मोन पाड़ल द्रौपदीक अपमान,

भीमक प्रण।

छोड़ि दुर्योधनकँ असहाय,

गेलाह सभ पाण्डव भाय।

संध्या समय कृतवर्मा कृपाचार्य आऽ अश्वत्थामा

पहुँचि देखल दुर्योधनक दुर्दशा आऽ प्रलाप,

भीमक पादसँ दुर्योधनक मस्तकपर प्रहार,

सुनि ई कथ्य अश्वत्थामा लेल पाण्डवक वधक व्रत,

दुर्योधन कएल अश्वत्थामाक सेनापति रूपमे अभिषेक,

कृतवर्मा कृपाचार्य आऽ अश्वत्थामा बढ़लाह पाण्डव-शिविर समक्ष।

१०.सौप्तिक पर्व

कृष्न लए पांचो पांडवकेँ गेलाह् कतहु अन्यत्र।

पाण्डव-शिविरक समक्ष एकटा वृक्ष,नीचाँ सुतलाह कृपा आऽ कृत,

अश्वत्थामाक आँखिमे निन्नक नञि लेष, देखल एकटा पक्षी अबैत,

ओहि वृक्षपर कौआसभ सुतल मारि रास, केलक ओऽ पक्षी सभक ग्रास।

देखि ई दृश्य अश्वत्थामा उठाओल कृपाचार्य ओऽ कृत,

भोरक बाट ताकब नहि सुबुद्धि, ई अधर्म कहल कृप,

मुदा अश्वत्थाम चलि पड़ल शिविर दिश,

हारि पहुंचल पाछाँ-पाछाँ कृत-कृप,

हम पैसैत छी भीतर शिविर,

बाहर होइत सभकेँ प्राण लिअ अहाँ दुनू गोटे,

एतए ठाढ़ लग द्वार।

सभ पांचाल धृष्टद्युम्न शिखण्डी समेत,

द्रौपदीक पाँचू पुत्रकेँ बुझि पाण्डव देल मारि,

अश्वत्थामा देल शिविरकेँ आगिसँ जराए।

फेर पहुँचि लए द्रौपदीक पाँचू पुत्रक माथ,

दुर्योधन देखि माँगल भीम माथ,

ओकर मुष्टिकाक प्रहारसँ मस्तक भेल फाँक,

नहि ई नहि भीमक माथ,

भोरमे देखल द्रौपदीक पाँचू पुत्रक माथ,

कानैत हाक्रोश करैत भेल दुर्योधनक प्राणान्त।

भोरमे कृष्ण पहुँचलाह पाण्डव-द्रौपदीक संग,

देखि विनाश भीम चलल अश्वत्थामाक ताकिमे,

छल ओऽ गंग तटपर ब्यासक समक्ष,

युधिष्ठिर-अर्जुन संग कृष्ण पहुँचल जाए,

पाण्डवक नाशक संकल्प संग अश्वत्थामा छोड़ल ब्रह्मशिरा अस्त्र,

अर्जुनक छोड़ल पाशुपत महास्त्र अग्नि वृष्टि सँ सृष्टिक विनाश,

बीचमे अस्त्रक अएलाह नारद आऽ ब्यास,

आग्रह करैत जे दुनू गोटे लिअ अपन-अपन अस्त्र सम्हारि,

अर्जुन लेलन्हि अपन अस्त्र सम्हारि मुदा,

अश्वत्थामा कहल नहि घुरि सकत हमर अस्त्र आइ,

ऋषिक प्रतिकार ब्रह्मशिरासँ होएत उत्तराक गर्भक नाश,

मुदा अश्वत्थामकँ देमए पड़त मस्तकक मणि,

भेल ओऽ निर्बल तपस्वी ब्यासक आश्रममे जीवन सकल।

११.स्त्री पर्व

दुर्योधनक पत्नी भानुमति छलि अचेत, गांधारी करथि विलाप,

धृतराष्ट्र मूर्च्छित विदुरक हाक्रोश, पाण्डव घुरल अश्वत्थामाक मणि संग,

कृष्ण लेलन्हि लौहक भीमक स्वांग धृतराष्ट्र पहुँचल कुरुक्षेत्र वधू सभक संग।

भीमकँ गर लगाए कएल ओकरा चूर्ण भेल भीम-भीम कहैत प्रलाप,

कृष्ण कहल नहि कानू हे धृतराष्ट्र, छल ई लौहक भीम मात्र,

गांधारी देल कृष्णकँ शाप,

जेना कएल अहाँ हमर वंशक नाश,

होएत अहूँक कुल नष्ट।

मृतकक दाह संस्कारक संग एक पक्ष समाप्त।

१२. शान्ति पर्व

युधिष्ठिरक मोन विखिन्न, छोड़ल राज-पाटक विचार,

ब्यास आबि देलन्हि उपदेश, पलयन नहि अहाँक मार्ग।

धौम्य कए वेद मंत्रक गाण राजतिलक युधिष्ठिरकेँ लगाएल।

फेर पहुँचि भीष्मक समक्ष लेल अनुशासनक शिक्षा,

राजधर्म,लोकधर्म मोक्षधर्मक ज्ञान, प्रजापालन,

उठि प्रदेश जातिक विचारसँ ऊपर, राजाक व्रतक करू परिपालन।

१३.अनुशासन पर्व

आएल ओऽ काल जखन सूर्य भेलाह उत्तरायण,

पहुँचलाह युधिष्ठिर संग माता-गांधारी-कुन्ती, धृतराष्ट्र भ्राता संग,

अट्ठावन दिनक शर-शय्याक अन्तिम उपदेश आऽ महाप्रयाण,

चाननक चितापर भीष्मकेँ युधिष्ठिर देल आगि सभ आक्रान्त।

१४.आश्वमेधिक पर्व

हस्तिनापुरक राज्यमे आएल सुख समृद्धि,

युधिष्ठिरक कौशल कएल आशाक वृद्धि,

उत्तराकेँ तखने भेल मृत-पुत्रक प्राप्ति,

सुभद्रा खसलि कृष्ण लग जाए।

कृष्ण उठाए बालकेँ कहल हम नहि कएल पलायन,

सत्यसँ सम्बन्ध रहल बनल, पराजित शत्रु कए नहि भेलहुँ हिंसक,

यदि ई सत्य तँ बालक जीबि उठथि।

ई सुनितहि शिशु भेल जीवित नाम पड़ल परीक्षित।

फेर कएल युधिष्ठिर यज्ञ अश्वमेध,

सिलेबी अश्वक गरमे स्वर्णपत्र,

जिनका युधिष्ठिरक राज्यसँ परहेज,

से पकड़ि घोटक करथि एकर विरोध।

मुदा घुरि आएल अश्व निष्कंटक,

यज्ञ भेल समाप्त निर्विघ्न।

१५.आश्रमवासिक पर्व

बरख पन्द्रह बीतल तखन अएलाह ब्यास,

देल उपदेश धृतराष्ट्र लेल वानप्रस्थ धर्मक ज्ञान,

गांधारी, कुन्ती विदुर संजयक संग हिमालय प्रयाण,

विदुर लेलनि वनहिमे समाधि,

दावाग्नि लेलक शेष सभक प्राण।

१६.मौसल पर्व

कृष्ण युद्धक बाद गेलाह द्वारका,

छलथि प्रसन्न कएने सम्मान,

मुदा यादव राजकुमार,

करथि  अपमान विद्वानक,

मारि-काटि करथि आपसमे खत्म,

देखि दुखित बलराम प्रभासतीर्थ जाए,

ओतहि लेल दाऊ समाधि,

कृष्ण पहुँचि देखि हुनकर प्राणान्त,

गाछ पकड़ि रहथि ठेहिआए,

ब्याध जकर छल जरा नाम,

हरिण बुझि पैरक तलवामे मारल वाण,

भेल कृष्णक प्राणान्त,

सुनि ई समाचार मृत्युक वसुदेवक,

पिता वासुदेव सेहो कएल जीवनक अन्त।

१७.महाप्रास्थानिक पर्व

कृष्णक मृत्युक समाचार,

पाण्डवराज युधिष्ठिर देल परीक्षितकेँ राज,

सुभद्रा केँ दए उपदेश,

संग द्रौपदी पहुँचल द्वारका पाँचू भाए।

ओतए डूबल समुद्रमे छल ओऽ नगरी,

घुमैत फिरैत चललाह हिमालय सभ गोटे।

एक कुकुड़ छल संग चलैत ओतए,

हिमालय वृहदाकार हिमपातक मारि,

द्रौपदी खसलि मरलि , फेर सहदेव,

नकुल अर्जुन भीम खसि मरल फेर-फेर।

आगाँ देवलोकक रथ छल ठाढ़,

इन्द्र कहल चलू असगर सशरीर युधिष्ठिर,

ई कुकुड़ नहि रहए साथ।

युधिष्ठिर नहि मानल घुरि जाऊ इन्द्र,

बिन एकर नहि जाएब ओतए होए स्वर्ग अहि।

छल ओऽ कुकुड़ यमराज स्वयं,

प्रकट भए देल ओऽ आशीर्वाद ओतए।

१८. स्वर्गारोहण पर्व

पहुँचि स्वर्ग देखल कौरव गण सभ ओतए,

इन्द्र हमर भ्राता छथि कतए।

तखन एकटा दूत लए गेल हुनका नर्कक द्वारपर,

द्रौपदी संग पाँचू भाए छलाह ओतए।

कहल युधिष्ठिर हम रहब एतहि हे दूत,

छोड़ि हिनका जाएब नहि कतहु।

इन्द्र यम पहुँचि गेलाह ओतए।

यम कहल यक्ष कुकुड़ बनि हम अहाँ परीक्षा लेल,

आइ एहि तेसर परीक्षामे सेहो अहाँकैं उत्तीर्ण कएल।

ई अछि देवलोक मुदा सदेह राजाकैं,

एतुक्का कष्ट देखक लेबाक चाही शिक्षा तैं,

किछु कालक कष्ट हम अहाँक देल।

छोड़ू ई शरीर लिअ दैवी रूप आब,

कहैत यमक भेल ई परिवर्तन,

कर्ण सेहो ओतए बारह आदित्यक संग,

रत्नजटित सिंहासनपर छल विराजमान

भारतक युद्धक काव्यक समापन।

(समाप्त)

बुद्ध चरित

ई पुरातन देश नाम भरत,

राज करथि जतए इक्ष्वाकु वंशज।

एहि वंशक शाक्य कुल राजा शुद्धोधन,

पत्नी माया छलि,

कपिलवस्तुमे राज करथि तखन।

(अनुवर्तते)

**1.श्री डॉ. पंकज पराशर 2. शैलेन्द्र मोहन झा**



श्री डॉ. पंकज पराशर (१९७६- )। मोहनपुर, बलवाहाट चपराँव कोठी, सहरसा। प्रारम्भिक शिक्षासँ स्नातक धरि गाम आऽ सहरसामे। फेर पटना विश्वविद्यालयसँ एम.ए. हिन्दीमे प्रथम श्रेणीमे प्रथम स्थान। जे.एन.यू.,दिल्लीसँ एम.फिल.। जामिया मिलिया इस्लामियासँ टी.वी.पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। मैथिली आऽ हिन्दीक प्रतिष्ठित पत्रिका सभमे कविता, समीक्षा आऽ आलोचनात्मक निबंध प्रकाशित। अंग्रेजीसँ हिन्दीमे क्लॉद लेवी स्ट्रॉस, एबहार्ड फिशर, हकु शाह आ ब्रूस चैटविन आदिक शोध निबन्धक अनुवाद। 'गोवध और अंग्रेज' नामसँ एकटा स्वतंत्र पोथीक अंग्रेजीसँ अनुवाद। जनसत्तामे 'दुनिया मेरे आगे' स्तंभमे लेखन। रघुवीर सहायक साहित्यपर जे.एन.यू.सँ पी.एच.डी.।

न्याय जारी अछि

(सद्दाम हुसैनकेँ देल गेल मृत्युदण्डपर)

सुभाषितानि आ नीतिश्लोकाः मे आब नहि बाँचल

एक्को टा न्यायाधीश वानर

अपन इनसाफी बटखराक संग

आब ओ सब देखल जा रहल-ए आख्यानसँ बहरा कऽ

सुच्चा वर्तमानमे

वर्तमानक अर्थ जँ सुपरसोनिक विमानसँ

गणेशजीक दुग्धतृषा धरि जोड़ि सकी

आ अर्थ लगा सकी कोनहुना उच्च तकनीकसँ संपन्न

सुपर कंप्युटरपर लागल सेनुरक ड़ाँड़ि के बीच

तँ शायद वर्तमान शब्दक किछु अर्थ ताकल जा सकैत अछि

कलस्टर बमक प्रहारसँ दुनिया भरिमे

लोकतंत्र स्थापित करबाक प्रयासमे अपस्याँत महाशक्ति

क्षणे-क्षण अपन बयान बदलैत एकर कारण

कहुखन ईश्वरीय आदेशक पालन कहैत अछि

तँ कहुखन व्यापक विनाशक हथियारक उत्पादन

जानि नहि कोन-कोन न्यायाधीशक निर्णय आयब

एखन बाँचल अछि

जानि नहि हमरा सबहक छाती

ककरा-ककरा बंदूकक लेल आरक्षित अछि

आ घर पेट्रोल बमक घेरामे आबि चुकल अछि

लोकतंत्र स्थापनाक प्रयासपर कोनो तरहक टिप्पणी

न्यायालयक गंभीर अवमानना मानल जायत

आ न्यायाधीश केर नियोक्ताक संग नहि देब-शत्रुता

सावधान! दुनियाक खास-ओ-आम

न्यायाधीशक न्याय जारी अछि।

बोनिहारि मोनक आर्तनाद

डिल्ली-पैंजाबक लेल जहिया-जहिया निकलैत अछि

झुंडक-झुंड युवक सब बटखर्चाक लेल बान्हल

दालिपुड़ी आ ठकुआ-पकमानक संग

तँ नोसि जकाँ भरि लैत छी नाकक पूरामे सबटा गंध

लाहक लहठीसँ भरल हाथसँ बान्हल मोटरीपर हड़बड़ीमे

अभरल हरदियाएल हाथक आँगुरक छाप

भरिसक सओन-भादवक रातिमे हेतैक कनँ-कनँ मलिन

वा सेहो नहि कोना कहि सकब

बाटक बाँचल दुटप्पी

जे टमटमपर टीसन धरि चलैत अछि अनवरत

ताहिमे बेर-बेर हुलकी मारैत अछि पैंजाबक चर्च के बीच

मासूलवला टाकाक कर्जा आ पछिले वर्षसँ सूदभरना लागल

अगदुआरिवला खेतक हियास

मोन कइक युगसँ कऽ रहल अछि आर्तनाद

बाटसँ बेशी मोनमे चलैत अछि अगदुआरिवला खेतक चर्च

जहिया-जहिया हफीमक निसांमे

बड़द जकाँ खटैत अछि तीन बहीन परक दुलरुआ हमर दोस

जिला संगरूरक साकिन जस्सियामे

澧 * * *

शौचालयक कातमे कोनहुना ठाढ़ हेबाक ठाम तकैत

ओ जखन नाकक क्रियाशीलताक सँ होइत अछि पीड़ित

तँ तकैत अछि गामसँ लऽ कए ट्रेन धरि कनेकोँ टा स्थान

मुदा स्थानासीन लोकक शंकित दृष्टिसँ विद्ध

ओ बिलमैत अछि गामहि जकाँ एतहु कोनो करौटमे भरि राति

मोनमे कइक युगसँ दमित अछि स्थानक आस

पिंडदानक संदर्भमे सुनल पिंडक अर्थ जखन ओ सुनैत अछि-गाम

तँ गामक बाहर बसनिहार ओकरा एतहु जगह भेटैत छैक

पिंडसँ बाहर खेतक बीचमे बनाओल "कोठा"मे

पुरना ट्रैक्टरक टायर आ खाद-बियाक बोरा सबहक बीच

दुनिया मायक कोर नहि होइत अछि आ नहि घरक बिछाओन

जतय कोनो तरहक चिन्ताक स्थान नहि छल

ओ सोचैत अछि अपन राज्यक संज्ञाकेँ एकटा गारि जकाँ सुनैत

कोनो अताहि हरवाह जकाँ ओकरा बड़द बुझि

जखन मारैत अछि पैंजाबक किसान

जल्दी करो, जल्दी करो- केर पेना

तँ अदार बाछा सन मोनपर अभरि अबैत अछि- दाग

ओ सोचैत अछि करनिनिया रातिमे

सब लोक सबहक लेल लोके नहि होइत छैक

घरमुहाँ मोन बेर-बेर ढरैत अछि

बितलाहा समय केर बाट

जाहि गाममे ओ जनमल-बाढ़ल

जाहि माटिमे लोटबैत भेल जुआन

ताहि ठाम ककर-ककर नहि कयलक बेगारी आ हरवाही

मुदा तइयो नहि भेटलैक कोनो स्थान, कोनो मान

आ गाममे भरि पेट भोजन दुनू साँझ

मासूलवला टाका अगदुआरिवला खेतमे मिज्झर होइत

ट्रेनक यात्रा संग हरदियाएल हाथक कँपकँपी

घिंघोरल रंग जकाँ ओकरा आँखिमे नचैत रहैत छैक

आ निन्नकेँ फुसलयबाक ओकर सबटा प्रयास

व्यर्थ भऽ जाइत अछि अक्सरहां

तेरह मासक ओकर कन्हकिरबा आब कतेक टा भेल हेतैक

कतेक बदलल हेतैक ओकरा परोक्षमे गामक मोनक भूगोल

चिन्हार चीज सब कतेक भऽ गेल हेतैक अन्चिन्हार

आ आस्ते-आस्ते कतेक भेल हेतैक टोलक पसार

कतेक रास स्वप्न आ कतेक रास प्रश्नक संग

ओ घुरैत अछि मोनमे बसल गाम

असंख्यक रातिक हियास लेने

माथपर भारी बक्शाकेँ फूल सन हल्लुक बुझैत

बुढ़ियाक खिस्सा सुनू... बुढ़ियाक खिस्सा...

ने ओ नगरी ने ओ ठाम... ने ओ नगरी ने ओ ठाम...

मोन अहर्निश करैत रहैत अछि आर्तनाद

बरगंडीसँ सोलगंडी सेरक यथार्थ धरि बढ़ल गाम

शनैः शनैः होइत गेल अनचिन्हार

आ बोनिहारी मोनक गाम घुरबाक आकुलतापर

होइत गेल वज्रपात।

2. शैलेन्द्र मोहन झा

रसमय कवि चतुर चतुरभुज- विद्यापति कालीन कवि। मात्र १७ टा पद्य उपलब्ध, मुदा ई १७ टा पद हिनकर कीर्तिकेँ अक्षय रखबाक लेल पर्याप्त अछि। उदाहरण देखू- दिन-दिन दुहु-तन छीन, माधव,एकओ ने अपन अधीन।

हे कृष्ण! दिनपर दिन दुनूक तन विरहसँ क्षीण भेल जाऽ रहल अछि, आऽ दुनूमे केओ अपन अधीन नहि छथि।

"विदेह" प्रस्तुत कए रहल अछि आधुनिक रसमय कवि शैलेन्द्र मोहन झाक रचना।



सौभाग्यसँ हम ओहि गोनू झाक गाम, भरवारासँ छी, जिनका सम्पूर्ण भारत, हास्यशिरोमणिक नामसँ जनैत अछि। वर्तमानमे हम टाटा मोटर्स फाइनेन्स लिमिटेड, सम्बलपुरमे प्रबन्धकक रूपमे कार्यरत छी।

<u>हम तऽ छी परदेशमे</u>

-किछु दिन पहिने हमर विवाह भेल छल आर ई गीत हम अपन कनियाँ लेल, जेना लिखल आर गायल बुझाइत छल, लिखि पठाओल। मुदा दुःखक गप ई जे प्रचंड बाढ़िक कारण हुनका प्राप्त नहि भेल।

हम तऽ छी परदेशमे,

गामपर निकलल होएत चाँद

अपन रातिके छतपर कत्तेक,

असगर होयत चाँद यौ

हम तऽ छी...

जाहि आँखिमे काजर बनि कयऽ

हेलै अन्हरिया राति

ओहि आँखिमे, नोरक एकटा

बूँदे होयत चाँद यौ

राति तऽ ऐहन पेंच लगौलक,

छूटल हाथसँ डोरि

अपन आँगनक नीममे जा कयऽ

अटकल होएत चाँद यौ

चाँद बिना दिन अहिना बीतै

जेना युग बितल

हमरा बिना कोन हालमे होएत

केहन होएत चाँद यौ

हम त छी परदेशमे,

गामपर निकलल होयत चाँद

गे

गे छौड़ी कनि तकिहैं गे,

एम्हर कनि तकिहैं गे....

तोरा लऽ हृदय बेकरार गे ऽऽऽऽ

केश छौ कारी-कारी

ई यौवन भारी-भारी

असगर सम्हरतौ कोनाऽऽऽऽ

आँखि मदिराक प्याला

ठोढ़ तोहर मधुशाला

पीबय दे हमरो कनिऽऽऽ

बातसँ मिसरी चूबै

मन तऽ आँखिमे डुबै

पार उतरबै कोनाऽऽऽऽ

चाल छौ हिरणी जेहन

जहर तोहर, बिढ़नी जेहन

जहर उतरतै कोनाऽऽऽ

गालमे सूरज उगै

केशमे सूरज डुबै

दिन राति बशमे तोराऽऽऽ

गें छौड़ी कनि तकिहैं गे

एम्हर कनि तकिहैं गें

एम्हर कनि तकिहें गें

तोरा लेल हृदय बेकरार गेऽऽऽ

१.(कोसी लोकगीत)(बिहार की नदियाँ, सहृदय, १९७७, पृ.३७२-७३)

मुठी एक डँड़वा गे कोसिका अलपा गे बयसवा

गे भुइयाँ लौटे नामी-नामी केश

कोसी मय लोटै छौ गे केश॥

केशवा सम्हारि कोसी जुड़वा गे बन्हाओल

कोसी गे खोपवा बन्हाओल

ओहि खोपवा कुहुकै मजूर।

उतरहि राज से एलैं हे रैया रनपाल

से कोसी के देखि-देखि सूरति निहारै

सूरति देखि धीरज नै रहै धीर॥

किये तोरा कोसिका चेकापर गढ़लक

किये जे रूपा गढ़लक सोनार॥

नै हो रनपाल मोहि चेकापर गढ़लक

नै रूपा गढ़लक सोनार

अम्मा कोखिया हो रनपाल हमरो जनम भेल

सूरति देलक भगवान

गाओल सेवक जन दुहु कर जोरि

गरुआक बेरि होउ न सहाय, गे कोसी मैया

होउ न सहाय॥

२. (कोसी लोकगीत, मोरंग, नेपाल)(नदियाँ गाती हैं, ओमप्रकाश भारती, २००२, पृ.१०८)

सगर परबत से नाम्हल कोसिका माता,

भोटी मुख कयेले पयाम

आगू-आगू कोयला वीर धसना खभारल,

पाछू-पाछू कोसिका उमरल जाय

नाम्ही-नाम्ही आछर लिखले गंगा माता,

दिहलनि कोसी जी के हाथ

सात रात दिन झड़ी नमावल

चरहल चनन केर गाछे ये

चानन छेबि-छेबि बेड़ बनावल,

भोटी मुख देव चढ़ी आय ये

गहिरी से नदिया देखहुँ भेयाउन

तहाँ देल झौआ लगाय

रोहुआक मूरा चढ़ी हेरये कोसिका,

केती दूर आबैय छे बलान

मार-मार के धार बहिये गेल,

कामरू चलल घहराय

पोखरि गहीर भौरये माता कोसिका,

कमला के देल उपदेस

माछ-काछु सब उसरे लोटाबय,

पसर चरयै धेनु गाय

गाइब जगत के लोक कल जोरी,

आजु मइआ इबु न सहाय।

३.(कोसी लोकगीत)(कोसी लोकगीत- ब्रजेश्वर,१९५५)

रातिए जे एलै रानू गउना करैले,

कोहबर घरमे सुतल निचित!

जकरो दुअरिया हे रानो कोसी बहे धार

सेहो कैसे सूते हे निचित॥

सीरमा बैसल हे रानो कोसिका जगाबै

सूतल रानो उठल चेहाय॥

काँख लेल धोतिया हे रानो मुख दतमनि

माय तोरा हंटौ हे रानो बाप तोरा बरजौ

जनु जाहे कोसी असनान॥

हँटलौ ने मानै रानो दबलौ ने मानै

चली गेलै कोसी असनान॥

एक डूब हे कोसी दुइ डूब लेल

तीन डूब गेल भसियाय॥

जब तुहू आहे कोसिका हमरो डुबइबे

आनब हम अस्सी मन कोदारि॥

अस्सी मन कोदरिया हे रानो बेरासी मन बेंट

आगू आगू धसना धसाय॥

स्व.रामकृष्ण झा "किसुन" (१९२३-१९७०)

कोशीक बाढ़ि(किशुन रचनावली, तेसर खण्ड, मैथिली अकादमी)

आबि रहलै बाढ़ि

अछि उद्दाम कोशीक धार

आबि रहलै बाढ़ि ई

अति क्षुब्ध/ मर्यादा-रहित सागर सदृश

उछलैत/ लहरिक वेगमे

भसिया रहल छै काश वा कि पटेर, झौआ, झार

गाछ, बाँस कतहु

कतहु अछि खाम्ह, खोपड़ि

खढ़ कोरो सहित फूसिक चार

आबि रहलै बाढ़ि अछि उद्धाम कोशीक धार

बचि सकत नहि एहिसँ

डिहबार बाबा केर उँचका थान

वा कि गहबर सलहेसक

आ रामदासक अखराहा

वा डीह राजा साहेबक

ड्योढ़ी, हवेली, अस्तबल, हथिसार

बाभनक घर हो

कि डोम दुसाध गोंढ़िक तुच्छ खोपड़ि

पानि सबकेँ कऽ देतै एकटार

आबि रहलै बाढ़ि

अछि उद्दाम कोशीक धार।

ऊँच-ऊँच जतेक अछि

सब नीच बनि जयतैक

नीच अछि खत्ता कि डाबर

भरत सबटा/ ऊँच ओ बनि जैत

हैत सबटा/ ऊँच ओ बनि जैत

हैत सबटा एक रंग समभूमि

ऊँच नीचक भेद नहि किन्नहु रहत

जे ऊँच अछि

पहिने कटनियांमे कटत

आ नीच सभकेँ

ऊँच होमक

सुलभ भऽ जयतै सहज अधिकार

कोढ़मे छक दऽ लगय तँ की करब

आब ई सब तँ सहय पड़बे करत

बाप-बाप करू कि पीटू सब अपन कपार

आबि रहलै बाढ़ि

अछि उद्दाम कोशीक धार।

आरि धूर ने काज किछुओ दऽ सकत

सब बुद्धि

नियमक सुदृढ़ बान्ह ने किच्छु

टिकि सकत किछु काल

बस

सब पर पलाड़ी पानि

उमड़ि कऽ चढ़ि जैत

सबकेँ भरि बरोबरि कऽ देतै

आ पुरनकी पोखरि

कि नवकी अछि जतेक

खसि पड़त ई पानि बाढ़िक हहाकऽ

नहि रोकि सकबै

रोकि नहि सकतैक ऊँच महार

जे बनल अछि पोखरिक रक्षक

भखरिकऽ वा कि कटिकऽ निपत्ता भऽ जैत

आ पानि जे खसतै

तखन ई

बहुत दिनसँ बान्हि कऽ राखल

महारक शृंखलामे

अछि जते युग-युग प्रताड़ित

प्रपीड़ित फुसिऐल पोसल

नैनी, भुन्ना आ कि ललमुँहियाँ प्रभृति

ई माछ सब एहि पोखरिक नहि रहि सकत

सब बहार उजाहिमे जयबे करत

पाग आब रहय कि नहि

वा बचि सकय नहि टीक ककरो

की करब?

एहि बाढ़िमे अछि ककर वश?

ककरा कहू जे के नै हैत देखार

आबि रहलै बाढ़ि

अछि उद्दाम कोशीक धार।

आबि रहलै बाढ़ि जे कोशीक ई

बचि सकत नहि घर आ कि दुआर

सड़क-खत्ता/ ऊँच-नीच

पोखरि कि डाबड़/ गाम-गाछी

आ कि खेत-पथार

आबि रहलै बाढ़ि

अछि उद्दाम कोशीक धार।



विनीत उत्पल (१९७८- )। आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षासँ इंटर धरि मुंगेर जिला अंतर्गत रणगांव आऽ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर, विश्वविद्यालयसँ गणितमे बीएससी (आनर्स)। गुरू जम्भेश्वर विश्वविद्यालयसँ जनसंचारमे मास्टर डिग्री। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्लीसँ अंगरेजी पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीसँ जनसंचार आऽ रचनात्मक लेखनमे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कनफ्लिक्ट रिजोल्यूशन, जामिया मिलिया इस्लामियाक पहिल बैचक छात्र भऽ सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवनक फ्रेंच कोर्सक छात्र। आकाशवाणी भागलपुरसँ कविता पाठ, परिचर्चा आदि प्रसारित। देशक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे विभिन्न विषयपर स्वतंत्र लेखन। पत्रकारिता कैरियर- दैनिक भास्कर, इंदौर, रायपुर, दिल्ली प्रेस, दैनिक हिंदुस्तान, नई दिल्ली, फरीदाबाद, अकिंचन भारत, आगरा, देशबंधु, दिल्ली मे। एखन राष्ट्रीय सहारा, नोएडा मे वरिष्ट उपसंपादक .।

**गाम**

**डूबि गेल**

भोरम

-भोर

चन्दन भैयाक

फ़ोन आयल

कहलखिन हालचाल

समाद दलखिन

अपन गाम डूबि गेल

सुनक सन्न रहि गेलो

ओहि जन्मभूमि

ओहि मिथिलाक त्रासदी सुनि कs

सिलेमा जना

गामक सबटा दृश्य

आखिंक सामने घुरै लागल

अपन फूसक घर

कक्काक पक्का मकान

द्वार ओ भंसाघर

याद आ

कुकुर ओ मालजाल

बाड़ी ओ कटहलक गाछ

भैया कहलखिन

चाइर सं पांच फुट

पैन छै आंगन मे

अपन गाम रहैथ

सबसे ऊंच कहियो

नहि डूबैत छैक बाढ़ मे

देखू, चकाचक भऽ रहल

छैथ राजधानी

एतअ सं दूर गाम-घर मे भढ़ल छैक पानी.

1. कला 2. संगीत शिक्षा

मिथिला कला(आँगा)

चित्रकार- तूलिका, ग्राम-रुद्रपुर, भाया-आन्धा-ठाढ़ी, जिला-मधुबनी।





अनुवर्तते)

2.संगीत शिक्षा

**श्री रामाश्रय झा 'रामरंग'***(१९२८-)*

राग विद्यापति कल्याण- एकताल (विलम्बित)

मैथिली  भाषामे श्री रामाश्रय झा “रामरंग” केर रचना।

स्थाई- कतेक कहब गुण अहांके सुवन गणेश विद्यापति विद्या गुण निधान।

अन्तरा- मिथिला कोकिला किर्ति पताका “रामरंग” अहां शिव भगत सुजान॥

स्थायी

- - रेगुमंप गुरेसा

ऽऽ क ते ऽऽ क क ऽ

रे सा (सा) निध निसा – रे निध प धनि सा सारे गुरे रेगुमंओअ - मं

ह ब ऽ ऽ ऽ गु न ऽ अ हां, ऽऽ के ऽ ऽ सुव नऽ ऽऽऽऽ ऽ ग

प प धनि धप धनिसां - - रें सां नि धप (प)गु रे सा रे गुमंप गु रेसा

ने स विऽ द्याप ति ऽऽ ऽ ऽवि द्या गुन निधा न, क ते ऽऽऽ क, कऽ

अन्तरा

पप निध निसां सारें

मिथि लाऽ ऽऽ कोकि

सां – निसांरेंगुं रें सां रें नि सांरे नि धप प (प) गु रेसा

लाऽ की ऽऽऽ ति प ता ऽ ऽऽ का ऽऽ रा म रं ग अ

रे सासा धनिप ध निसा -सा रे गुमंप -गु सारे सा,सा रेगुमंप गु, रेसा

हां शिव भऽ, ग तऽ ऽसु जाऽऽऽ ऽ ऽ न ऽ, क ते ऽऽऽ क,कऽ

*गंधार कोमल, मध्यम तीव्र, निषाद दुनू आऽ अन्य स्वर शुद्ध।

३.श्री गणेश जीक वन्दना

राग बिलावल त्रिताल (मध्य लय)

स्थाई: विघन हरन गज बदन दया करु, हरु हमर दुःख-ताप-संताप।

अन्तरा: कतेक कहब हम अपन अवगुन, अधम आयल "रामरंग" अहाँ शरण।

आशुतोष सुत गण नायक बरदायक, सब विधि टारु पाप।

स्थाई

नि

ग प ध नि सा नि ध प ध नि ध प म ग म रे

वि ध न ह र न ग ज ब द न द या ऽ क रु

ग ग म नि ध प म ग ग प म ग म रे स सा

ग रु ऽ ह म र दु ख ता ऽ प सं ता ऽ प ऽ

अन्तरा

नि रें

प प ध नि सां सां सां सां सां गं गं मं गं रें सां –

क ते क क ह ब ह म अ प न अ व गु न ऽ

रे

सां सां सां सां ध नि ध प ध ग प म ग ग प प

अ ध म आ य ल रा म रे ऽ ग अ हां श र ण

ध प म ग म रे सा सा सा सा ध - ध नि ध प

आ ऽ शु तो ऽ ष सु त ग ण ना ऽ य क व र

धनि संरें नि सां  ध नि ध प  पध नि ध प  म ग म रे

दाऽ ऽऽ य क  स ब बि ध  टाऽ ऽ रु ऽ  पा ऽ ऽ प

४.मिथिलाक वन्दना

राग तीरभुक्ति झपताल

स्थाई: गंग बागमती कोशी के जहँ धार, एहेन भूमि कय नमन करूँ बार-बार।

अन्तरा: जनक याग्यवल्क जहँ सन्त विद्वान, “रामरंग” जय मिथिला नमन तोहे बार-बार॥

स्थाई

रे – ग म प म ग रे – सा

गं ऽ ग ऽ बा ऽ ग म ऽ ती

प

सा नि ध़ – प़ नि नि सा रे सा

को ऽ शी ऽ के ज हं धा ऽ र

सा

म ग रेग रे प ध म पनि सां सां

ए हे नऽ ऽ भू ऽ मि कऽ ऽ य

प

सां नि प ध (ध) म ग रे सा सा

न म न क रुँ बा ऽ र बा र

अन्तरा

प प ध म – प नि नि सां – सां

ज नऽ क ऽ ऽ या ग्य व ऽ ल्क

रें रें गं – मं मं गं रें – सां

ज हं सं ऽ त वि ऽ द्वा ऽ न

ध प

सां नि प ध म प नि सां सां सां

रा म रं ऽ ग ज य मि थि ला

प

सां नि प ध (ध) म ग रे सा सा

न म न तो हे बा ऽ र बा र

५.श्री शंकर जीक वन्दना

राग भूपाली त्रिताल (मध्य लय)

स्थाई: कतेक कहब दुःख अहाँ कय अपन शिव अहूँ रहब चुप साधि।

अन्तरा: चिंता विथा तरह तरह क अछि, तन लागल अछि व्याधि,

"रामरंग" कोन कोन गनब सब एक सय एक असाध्य॥

स्थाई

प ग ध प ग रे स रे स ध सा रे ग रे ग ग

क ते क क ह ब दुः ख अ हाँ कय अ प न शि व

ग ग – रे ग प ध सां पध सां ध प ग रे सा –

अ हूँ ऽ र ह ब चु प साऽ ऽ ऽ ऽ ऽ ऽ धि ऽ

अन्तरा

प ग प ध सां सां – सां सां ध सां सां सां रें सां सां

चिं ऽ ता ऽ वि था ऽ त र ह त र ह क अ छि

सां सां ध - सां सां रें रें सं रे गं रें सां – ध प

त न ला ऽ ग ल अ छि व्या ऽ ऽ ऽ ऽ ऽ धि ऽ

सां – ध प ग रे स रे सा ध स रे ग रे ग ग

रा ऽ म रं ऽ ग को न को ऽ न ग न ब स ब

ग ग ग रे ग प ध सां पध सां ध प ग रे सा –

ए क स य ए ऽ क अ साऽ ऽ ऽ ऽ ऽ ऽ ध्य ऽ

1.मौन-मिथिलाक शाक्त क्षेत्र 2.हरितालिका/ चौरचन्द्र/ अनंत चतुर्दशी 3. चौठचन्द्रपर नूतन झा



डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन' (१९३८- )- ग्राम+पोस्ट- हसनपुर, जिला-समस्तीपुर। पिता स्व. वीरेन्द्र नारायण सिँह, माता स्व. रामकली देवी। जन्मतिथि- २० जनवरी १९३८. एम.ए., डिप.एड., विद्या-वारिधि(डि.लिट)। सेवाक्रम: नेपाल आऽ भारतमे प्राध्यापन। १.म.मो.कॉलेज, विराटनगर, नेपाल, १९६३-७३ ई.। २. प्रधानाचार्य, रा.प्र. सिंह कॉलेज, महनार (वैशाली), १९७३-९१ ई.। ३. महाविद्यालय निरीक्षक, बी.आर. अम्बेडकर बिहार विश्वविद्यालय, मुजफ्फरपुर, १९९१-९८.

मैथिलीक अतिरिक्त नेपाली अंग्रेजी आऽ हिन्दीक ज्ञाता।

मैथिलीमे १.नेपालक मैथिली साहित्यक इतिहास(विराटनगर,१९७२ई.), २.ब्रह्मग्राम(रिपोर्ताज दरभंगा १९७२ ई.), ३.'मैथिली' त्रैमासिकक सम्पादन (विराटनगर,नेपाल १९७०-७३ई.), ४.मैथिलीक नेनागीत (पटना, १९८८ ई.), ५.नेपालक आधुनिक मैथिली साहित्य (पटना, १९९८ ई.), ६. प्रेमचन्द चयनित कथा, भाग- १ आऽ २ (अनुवाद), ७. वाल्मीकिक देशमे (महनार, २००५ ई.)।

प्रकाशनाधीन: "विदापत" (लोकधर्मी नाट्य) एवं "मिथिलाक लोकसंस्कृति"।

भूमिका लेखन: १. नेपालक शिलोत्कीर्ण मैथिली गीत (डॉ रामदेव झा), २.धर्मराज युधिष्ठिर (महाकाव्य प्रो. लक्ष्मण शास्त्री), ३.अनंग कुसुमा (महाकाव्य डॉ मणिपद्म), ४.जट-जटिन/ सामा-चकेबा/ अनिल पतंग), ५.जट-जटिन (रामभरोस कापड़ि भ्रमर)।

अकादमिक अवदान: परामर्शी, साहित्य अकादमी, दिल्ली। कार्यकारिणी सदस्य, भारतीय नृत्य कला मन्दिर, पटना। सदस्य, भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर। भारतीय ज्ञानपीठ, दिल्ली। कार्यकारिणी सदस्य, जनकपुर ललित कला प्रतिष्ठान, जनकपुरधाम, नेपाल।

सम्मान: मौन जीकेँ साहित्य अकादमी अनुवाद पुरस्कार, २००४ ई., मिथिला विभूति सम्मान, दरभंगा, रेणु सम्मान, विराटनगर, नेपाल, मैथिली इतिहास सम्मान, वीरगंज, नेपाल, लोक-संस्कृति सम्मान, जनकपुरधाम,नेपाल, सलहेस शिखर सम्मान, सिरहा नेपाल, पूर्वोत्तर मैथिल सम्मान, गौहाटी, सरहपाद शिखर सम्मान, रानी, बेगूसराय आऽ चेतना समिति, पटनाक सम्मान भेटल छन्हि।

राष्ट्रीय-अंतर्राष्ट्रीय संगोष्ठीमे सहभागिता- इम्फाल (मणिपुर), गोहाटी (असम), कोलकाता (प. बंगाल), भोपाल (मध्यप्रदेश), आगरा (उ.प्र.), भागलपुर, हजारीबाग, (झारखण्ड), सहरसा, मधुबनी, दरभंगा, मुजफ्फरपुर, वैशाली, पटना, काठमाण्डू (नेपाल), जनकपुर (नेपाल)।

मीडिया: भारत एवं नेपालक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे सहस्राधिक रचना प्रकाशित। आकाशवाणी एवं दूरदर्शनसँ प्रायः साठ-सत्तर वार्तादि प्रसारित।

अप्रकाशित कृति सभ: १. मिथिलाक लोकसंस्कृति, २. विहरैत बनजारा मन (रिपोर्ताज), ३.मैथिलीक गाथा-नायक, ४.कथा-लघु-कथा, ५.शोध-बोध (अनुसन्धान परक आलेख)।

व्यक्तित्व-कृतित्व मूल्यांकन: प्रो. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन: साधना और साहित्य, सम्पादक डॉ.रामप्रवेश सिंह, डॉ. शेखर शंकर (मुजफ्फरपुर, १९९८ई.)।

चर्चित हिन्दी पुस्तक सभ: थारू लोकगीत (१९६८ ई.), सुनसरी (रिपोर्ताज, १९७७), बिहार के बौद्ध संदर्भ (१९९२), हमारे लोक देवी-देवता (१९९९ ई.), बिहार की जैन संस्कृति (२००४ ई.), मेरे रेडियो नाटक (१९९१ ई.), सम्पादित- बुद्ध, विदेह और मिथिला (१९८५), बुद्ध और विहार (१९८४ ई.), बुद्ध और अम्बपाली (१९८७ ई.), राजा सलहेस: साहित्य और संस्कृति (२००२ ई.), मिथिला की लोक संस्कृति (२००६ ई.)।

वर्तमानमे मौनजी अपन गाममे साहित्य शोध आऽ रचनामे लीन छथि।

मिथिलांचलक शाक्त क्षेत्र- डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह "मौन"

सृष्टि रहस्यावृत्त अछि आर 'धर्मस्य तत्वं निहितं गुहायां' , मुदा सृष्टिक मूलमे पृथ्वी (क्षिति), जल, अग्नि (पावक), आकाश (अंतरिक्ष) एवं वायुक तात्विक अवस्थिति सर्वमान्य अछि। वैदिक साहित्यमे पृथ्वीकेँ माता ओऽ मनुष्यकेँ पृथ्वीपुत्र कहल गेल अछि। ऋगवेदक "पृथ्वी सूक्त" ओ "नदी सूक्त" मे हुनक देवीत्वक स्तुतिगान भेल अछि। पृथ्वी ओ जलक प्रजनन शक्ति अर्थात् ओहिसँ उद्‌भूत चेतनशील जीवन जगत मनुष्यक लेल कौतुहलक विषय छल, श्रद्धा ओ भक्तिक विषय छल। अहिठामसँ शक्तिक प्रति निरन्तर चिन्तनक परिणामस्वरूप हुनकासँ आरोग्य, संतति, सुख-समृद्धि एवं संरक्षणक कामना कयल जाइछ।

मातृदेवीक रूपमे पृथ्वी (भूदेवी)क परिकल्पना सर्वप्राचीन अछि। विश्वक प्रायः समस्त प्राचीन सभ्यता ओ संस्कृतिक उद्गम नदी-धारी मानल गेल अछि, मोहनजोदड़ो, हड़प्पा, काली-बंगा, मिश्र, मेसोपोटामिया आदिसँ प्राप्त मातृदेवीक प्राक् ऐतिहासिक मृणमूर्तिसभक पुरावशेष एकर ज्वलंत उदाहरण अछि। एवं प्रकारे पृथ्वी ओ जलमे देवत्वक अवधारणा पूर्व वैदिक युगक आर्येतर अवधारणा थिक। आर्य लोकनिकेँ अपन प्रभुत्व विस्तारक क्रमे अनेक युद्ध (देवासुर संग्राम अर्थात् इन्द्र-वृत्रासुर, महिषासुर वध, कालिय-दमन, राम-रावण युद्ध, गजासुर वध आदिक परम्परित श्रुति ओ साहित्यिक अंतः साक्ष्य उपलभ्य अछि। तदनुसार आर्यलोकनि आर्येतरक शाक्त

अवधारणाकेँ समूल नष्ट नहि कऽ ओकरा परिष्कृत कऽ अंगीकार कयलनि। पृथ्वी ओ नदी (गंगा, यमुना, सरस्वतीक समानान्तर मिथिलांचलक कमला, कोशी, जीवछ) मे देवीत्व एवं अग्नि ओ वायुमे देवत्वक प्रतिष्ठापन कयल गेल। आकाश (अंतरिक्ष) तँ अहि देवी-देवताक विहार क्षेत्र अछि। आजुक वैज्ञानिक लोकनिक लेल अंतरिक्ष शोध-बोधक विहार क्षेत्र बनि गेल अछि। शतपथ ब्राह्मणक अंतः साक्ष्यक अनुसार वैदिक आर्यलोकनि अग्निपूजक छलाह।

आध्यात्मिक चेतनाक विकासक क्रममे शक्तिक विकास एवं विस्तार सप्तमातृका, दशमहाविद्या, चौसठ योगिनी आदिक रूपमे भेल देखना जाइछ। भारतीय मूर्तिकलाक इतिहासमे एक फलकपर सप्त मातृकाक शिल्पांकन कुषाणकालमे आरम्भ भऽ गेल छल- ब्रह्माणी, वैष्णवी, माहेश्वरी, वाराही, कौमारी, इन्द्राणी ओ चामुण्डा। एकर समानान्तर मिथिलांचलक जन-जीवनमे पूजित सप्तमातृकाक नामावली भिन्न छैक एवं हुनक लोकोपासना सातटा पिण्डक आदिम रूपमे प्रचलित अछि, जे सप्तपिण्डी अथवा सप्तवेदीक रूपमे अभिज्ञात अछि।

दोसर विकासक्रममे अबैत अछि दशमहाविद्या अर्थात् काली, तारा, षोड़सी (त्रिपुर सुन्दरी), छिन्नमस्ता, बगला, कमला (लक्ष्मी), मातंगी, भुवनेश्वरी, भैरवी ओ धूमावती-

काली तारा छिन्नमस्ता सुन्दरी बगला रमा।

मातङ्गी भुवनेश्वरी सिद्धविद्या च भैरवी।

धूमावती च दशमी महाविद्या दशस्मृता॥–पुरश्चर्यार्णव शाक्त सम्प्रदायमे जाहि दस प्रधान रूपक ब्रह्मक उपासना होइछ, ओकरा महाविद्या कहल जाइछ। अहि विद्याक दू टा प्रधान मार्ग अछि, योग एवं तंत्र।

तेसर विकासक्रममे अबैत अछि चौसठ योगिनी। चौंसठ योगिनीक मध्यकालीन मन्दिर वाराणसी (उत्तर प्रदेश), भेड़ाघाट (मध्य-प्रदेश), हीरापुर (उड़ीसा) आदि स्थानसभमे पाओल जाइछ। मिथिलांचलक सहरसाक (मत्स्यगंधा परिसर) पिरामिडनुमा स्थापत्य (मन्दिर)मे निम्नलिखित चौंसठ योगिनीक संग बटुक भैरवक मूर्तिसभ प्रतिष्ठापित अछि- माया, कुष्माण्डा, नर्मदा, यमुना, क्रान्ति, वृद्धि, गौरी, ऐन्द्री, वाराही, रणवीरा, मूरति, वैष्णवी, ज्वालामुखी, अजिता, चर्चिका, मार्जारी, डाकिनी, घण्टकर्णा, घटवरा, विकराली, जयन्ती, सरस्वती, कावेरी, मालुका, नारसिंही, श्री, विकटा, व्रजेश्वरी, कौमारी, महामाया, सुरपूजिता, ईश्वरी, सर्पस्या, यशा, वैवस्वती, रुद्रकाली, मातंगी, जयावती, अभया, माहेश्वरी, कामाक्षी, मयूरी, कपालिनी, तुष्टि, काली, उमा, रौद्री, अम्बिका, ब्रह्माणी, अश्वमुखी, आग्नेयी, अग्निहोत्री, अदिति, चन्द्रकान्ता, चामुण्डा, गंगा, मारुति, धूमावती, गान्धारी, अपराजिता, विमोहिनी, सूर्यपुत्री एवं वायुवेगा।

कालिकापुराणक अनुसार भगवती स्वेच्छया भिन्न-भिन्न उद्देश्यसँ विभिन्न अवसरपर चौंसठ रूपमे अवतरित भऽ योगिनीक रूपमे पूजित भेलीह। सृष्टिक सृजन, पालन एवं संहार हेतु त्रिधारूपमे अवधारित महालक्ष्मी, महासरस्वती एवं महाकालीसँ उद्भूत नाना शक्तिरूपा योगिनी सभ धन, यश, विद्या, बुद्धि, शौर्य-पराक्रम, आरोग्य ओ मोक्षदायिनी मानल जाइत छथि। उपरोक्त नामावलीमे ऐन्द्री, वाराही, वैष्णवी, माहेश्वरी, ब्रह्माणी ओ चामुण्डा, दशमहाविद्यामे एवं किछु सप्तमातृकामे सेहो परिगणित छथि। गंगा, यमुना, सरस्वती ओ कावेरी मूलतः नदी देवी छथि। कामाक्षीक स्वतंत्र तांत्रिक पूजोपासना कामरूप (असम)क कामाख्या एवं नेपाल उपत्यकाक गुह्येश्वरीमे परम्परित अछि। कुष्माण्डा, नवदुर्गाक एकटा रूप थिक मुदा योगिनीरूपेँ प्रतिष्ठित वराहविष्णुक शक्ति वाराहीक स्वतंत्र पालकालीन प्रस्तर मूर्ति पुनामा प्रतापनगर (नौगछिया, भागलपुर), ज्वालामुखी बनाम जालपाक मूर्ति लगुराँव (महुआ, वैशाली), डाकिनीक पूजन खुरहान (आलमनगर, मधेपुरा) आदि माता अम्बा बनाम अम्बिकाक पूजन आमी (दिघवारा, सारण), चामुण्डा पूजन कटरा (मुजफ्फरपुर), पचही, वरैपुरा, पचम्बा (बेगुसराय) आदिक प्राचीन प्रस्तर प्रतिमा सभमे उपलभ्य अछि। जयावतीक पूजा नाग देवी जयाक रूपमे एवं नदी देवीक रूपमे गंगा ओ यमुनाक स्वतंत्र पूजन परम्परा, बरसाम (मधुबनी), नगरडीह (दरभंगा), मंझौल (बेगुसराय) आदिक अलावा अन्धराठाढ़ी (मधुबनी) ओ महिषी (सहरसा)क मन्दिर स्थापत्यक एवं अलंकरणक रूपमे प्राप्य अछि। स्थापत्य अलंकरणक रूपमे गंगा-यमुनाक प्राचीनतम मूर्ति अवशेष भरहुत ओ सांची (मध्य-प्रदेश)सँ प्राप्त अछि, जकर शिल्पांकन ई.पू. दोसर-तेसर शताब्दीमे भेल छल। कौमारी कुमार कार्तिकेय शक्ति छथि। सभटा शक्ति स्वरूपा देवी अपन-अपन देवताक वाहन ओ आयुध धारित कयने छथि।

ध्यातव्य अछि जे आलोच्य शक्ति स्वरूपाक उद्भावना उद्देश्य विशेषक कारणेँ भेल छल। असुर शक्तिक संहारक हेतु सप्तमातृकाक संयुक्त शक्ति प्रतिकार हेतु प्रत्यक्ष भेल छल। दशमहाविद्याक प्रत्येक देवी शक्ति-सम्पन्न, मोक्षदायिनी, कल्याणकारिणी एवं स्वयंमे नानारूपा छथि। शक्तिहीन ब्रह्म शव ओ शक्तियुक्त भेलासँ शिव छथि। दोसर शब्दावलीमे शक्तिहीन शिव शव समान छथि अर्थात् निष्क्रिय ब्रह्मक सक्रिय, चेतन ओ जाग्रत स्वरूप काली छथि- "महाकालक शक्ति महाकाली"- परमात्मा कालश्च परः संविदि वर्तते। काली नाम पराशक्तिः सैव देवस्य गीयते"।– तंत्रलोक (बम्बई, १९२० ई.)। मिथिलांचलमे दस महाविद्याक पूजोपासना गढ़-बरुआरी (सहरसा), भीठ भगवानपुर ओ राजनगर (मधुबनी)मे होइछ। कर्णाटकालीन मूर्तिकलामे ओ सभ विन्यस्त छथि।

पं राजेश्वर झ मिथिलांचलक शक्ति-साधनाक एकटा उपक्रम मालिन कल्टक उल्लेख कएने छथि, जे लौकिक धरातलपर परम्परित अछि। मिथिलांचलमे भगवतीक तांत्रिक पूजा योगिनी ओ मालिनीक रूपमे होइछ। तांत्रिक साधनामे हिनक भूमिका महत्वपूर्ण मानल गेल अछि। तांत्रिक प्रक्रियामे ओ मार्गदर्शनक काज करैत छथि। कालान्तरमे योगिन ओ मालिन एकार्थक भऽ गेलीह। चौसठ योगिनीमे "मालिन" सेहो प्रतिष्ठित छथि। कल्याण, गोरखपुर, शक्ति उपासना अंक, जनवरी १९८७ ई. पृ.२३६)। ओऽ सिद्धिदायिनी, मोक्षदा एवं वरदायिनी मानल जाइत छथि। लौकिक अवधारणाक अनुसार मालिन भगवतीक प्रिय सेविकाक संगे तंत्र-मंत्र, योग-टोम, चमत्कारादिक माध्यमे अभीष्ट साधनमे निपुण होइत छथि। डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन' मिथिलाक लोकप्रसिद्ध मालिनसभमे कुसुमा मालिन, दौना मालिन, कोसा मालिन, रूपना मालिन, रमण अभिनन्दन ग्रन्थ, खुटौना, मधुबनी, २००४ ई. पृ.२२६-२३४)। मिथिलांचलक झिझिया नृत्य वस्तुतः तांत्रिक नृत्य थिक।

वैदिक एवं औपनिषदिक साहित्यमे अन्तर्निहित आद्याशक्तिक आश्रय लऽ पुराणसभमे शक्ति (देवी)क स्वरूप, महिमा ओ पूजोपासना-प्रक्रियाक विस्तृत वर्णन उपलभ्य अछि। शाक्त उपासनाक दृष्टिसँ पुराणकाल एवं शक्ति सभक भव्य शिल्पांकन दृष्टिसँ गुप्तकालकेँ स्वर्णयुग कहल जाइछ। पुराणसभक व्यापक प्रसारसँ शक्ति उपासनाकेँ एतेक बल भेटलैक जे जनजीवनमे ब्रह्मक पूजोपासना परब्रह्म एवं मातृब्रह्म दुनू रूपमे होमऽ लागल। देवी भागवत (३.६.२) क अनुसार मातृब्रह्म समस्त दैवीशक्तिक मूलमे छथि। मध्यकालमे आबि शक्तिक तंत्रोपासना बेस लोकप्रिय भऽ गेल। फलतः आभिजात्य स्तरपर कंकाली (भारदह, भीमनगर बराज, नेपाल, राजपरिसर, दरभंगा आदि) छिन्नमस्ता (सखरा, राजविराज, नेपाल; खुरहान, मधेपुरा; रजरप्पा, झारखंड आदि), तुलजा (नेपाल उपत्यका, राजा हरिसिंहदेव द्वारा स्थापित), हैहट्ट देवी (हावी डीह, कर्मादित्य द्वारा स्थापित), वाणेश्वरी (भंडाअरिसम, दरभंगा), त्रैलोक्य विजय (मंगरौनी, मधुबनी), उग्रतारा (महिषी, सहरसा) आदिक अतिरिक्त लोकस्तरपर बामती, गहिल, रक्तमाला, चम्पा डमौनी, नयना योगिन, गढ़ीमाइ, लुकेसरी (लोकेश्वरी) आदि देवी सभक प्रादुर्भाव भेल देखना जाइछ (हमारे लोक देवी-देवता, डॉ मौन, मुजफ्फरपुर, १९९९ ई.)। हिन्दू धर्मक अन्तर्गत तंत्रयानक विकास बज्रयानी परम्परासँ प्रभावित अछि। अधिकांश बौद्ध देवी हिन्दू देवीक प्रतिरूप अथवा समानान्तर विकसित छथि। बौद्ध देवी तारा दशमहाविद्याक द्वितीया तारा छथि। वनगाँव (सहरसाक) भगवती ओ महिषीक उग्रतारा, एवं वारी (सिंधिया, समस्तीपुर)क भगवती ओ तारा समानान्तर विकसित छथि। मंगरौनी (मधुबनी)क त्रैलोक्यविजय अष्टभुजी शक्तिरूपा छथि, मुदा शिव ओ पार्वती हुनक पैरक तर मर्दित छथि। आलोच्य मूर्तिमे बौद्धदेवीक श्रेष्ठता प्रदर्शित अछि। मुदा बौद्धदेवी प्रज्ञापारमिता हिन्दू देवी सरस्वतीक प्रतिरूप थिकीह।

मिथिला बंगाल ओ असम शक्ति साधनाक एकटा सशक्त त्रिकोण अछि। मिथिलाक धरतीपर एहि त्रिकोणकेँ महिषी (तारा), विराटपुर (चण्डी) ओ बदलाधमहारा (कात्यायनी)मे देखि सकैत छी। अधोमुखी त्रिकोण शाक्त ओ उर्ध्वमुखी त्रिकोण शैव लोकनिक साधना प्रतीक थिक। जखन विपरीत स्थितिमे आबि षटकोषक सृजन होइत अछि तखन ओ महाकाली ओ महाकालक संयुक्त भेने कामकलाक रूप होइत अछि। ब्रह्मक कामशक्ति द्वारा कलाक सृष्टिक नाम कामकला थिक। (प्रतीक विद्या, डॉ जनार्दन मिश्र, पटना, १९५९ ई., पृ.१९८) अर्थात् सदाशिवक ऊपर रहि (मर्दिनी काली) शक्ति ब्रह्माण्डक सृजन करैत अछि- "सदाशिवोपरि स्थिरवा ब्रह्माण्डं क्षोभमानयेत" कालीविलासतंत्र, लंडन, १९१७ ई. २४.२३)। त्रिकोण त्रिशक्तिक रूपमे चेतनाक आत्मप्रसार थिक। उर्ध्वमुखी त्रिकोण शिव, अधोमुखी त्रिकोण शक्ति (शिवा) एवं षटकोणीय त्रिकोणकेँ शिव-शक्त्यात्मक त्रिकोण कहल जाइछ। त्रिकोणक केन्द्रमे विन्दु सृष्टिक मूल थिक। तंत्रमूलक यंत्रक संरचनाक क्रमे ई आधार मानल जाइछ। मिथिलांचलमे मंगरौनी (मधुबनी) एवं हरौली (वैशाली) आद्याशक्ति (मातृब्रह्म)क साधना पीठ थिक।

देवताक भेदें आगमक वर्गीकरण निम्नरूपेँ भेल अछि- शैवागम, शाक्तागम, वैष्णवागम एवं बौद्धागम। महाकालसंहिताक अनुसार शाक्तागमक चारिटा उपभेद अछि- कापालिक, मौलेय, दिगम्बर एवं भाण्डिकेर। कापालिक डामरतंत्रक, मौलेय यामल तंत्रक, दिगम्बर भैरव-भैरवी तंत्रक एवं भाण्डिकेर क्षावरतंत्रक अनुसरण करैत अछि। मिथिलामे वेदहि जकाँ तंत्रोकेँ अपौरुषेय कहल गेल अछि।(मिथिलामे तंत्र, डॉ त्रिलोकनाथ झा श्रीअमर अर्चना; दरभंगा,२००१ ई.पृ.२९५)। तांत्रिक पद्धतिसँ उपासना सरल होइछ। प्रागैतिहासिक कालसँ पूर्वी भारतक असम, बंगाल, मिथिला ओ नेपालमे शाक्ततंत्रक प्रचार-प्रसार रहल अछि। असमक कामाख्या, बंगालक दक्षिणकाली, नेपालक गुह्येश्वरी एवं मिथिलांचलक उग्रतारा (महिषी)सहरसा। बरांटपुरक चण्डी, कटरागढ़ (मुजफ्फरपुर)क चामुण्डा, सिमरौनगढ़ (नेपाल)क कंकाली, आमी (सारण)क अम्बिका स्थान, उच्चैठ (मधुबनी)क भगवतीथान, थावे (गोपालगंजक)क भगवती मन्दिर आदिक अतिरिक्त बेतियाराज, दरभंगाराज ओ राजनगरक भगवती मन्दिर आदि।

तंत्रोपासनाक उद्भव बंगालमे भेल छल मुदा ओ साधना बलैँ मिथिलामे प्रवलीकृत भेल- "गौड़े प्रकाशित विद्या मिथिले प्रवलीकृता"। कलियुगमे संसार सागरसँ पार उतारनिहार एवं जन्म-मरणक बंधनसँ मुक्ति दियौनिहार मात्र दू टा आराध्य छथि- शिव ओ शक्ति। मिथिलांचलमे शिवक अपेक्षा शक्तिक महत्व अधिक अछि। मैथिल लोकनिकैँ कहल गेल अछि- "अन्तः शक्ताः"। शक्ति उपासनाक दू टा मार्ग- वाम एवं दक्षिण- दुनू पक्ष सैद्धांतिक ओ प्रायोगिक अपन उत्कर्षकैँ प्राप्त कयलनि। दरभंगाक खण्डवलाकुलक राजालोकनि शाक्तधर्मी ओ तंत्रोपासक छलाह।

सामान्यतः वैदिक अवधारणाक अनुसार जतऽ भोग छैक ततऽ मोक्ष नहि आर जतऽ मोक्ष छैक ओतऽ भोग नहि। मुदा दश-महाविद्याक अन्तर्गत पूजिता त्रिपुरसुन्दरीक पूजनसँ भोग एवं मोक्ष दुनू प्राप्त भऽ जाइछ। एहि तरहेँ नानारूपधारिणी शक्तिक पूजोपासना शास्त्रीय एवं लौकिक दुनू रूपेँ सम्पूर्ण मिथिलांचलमे परिव्याप्त अछि। एहिठाम आध्यात्मिक ऊर्जासँ उर्जस्वित अनेक सिद्ध शक्तिपीठ ऐतिहासिक साक्ष्यसँ प्रमाणित, पौराणिक कथासँ समन्वित एवं लोक-आस्थासँ सूत्रबद्ध अछि। गोसाउन घरसँ लऽ कऽ शक्ति (भगवती) कतहु पिण्डरूपमे, कतहु पाथरक मूर्ति रूपमे तँ कतहु तांत्रिक चक्र रूपमे पुजाइत छथि। नवरात्रक अवसरपर सम्पूर्ण मिथिला शाक्तमय भऽ जाइछ। अतः मिथिलाक सुदूर ग्रामांचलमे विशृंखलित शक्ति साधनाक किछु प्रतिनिधि स्थलसभकैँ बानगीक रूपमे "हेरिटेज मिथिला"क अन्तर्गत प्रकाशमे आनब एकटा धार्मिक कृत्य थिक।

उच्चैठक भगवती: मधुबनी जिलाक बेनीपट्टी अनुमंडल मुख्यालयसँ प्रायः पाँच किलोमीटर दिशामे अवस्थित उच्चैठक (उच्चैःस्थ) भगवती स्थान सुप्रसिद्ध शक्ति साधना स्थल अछि। मिथिलामे प्रत्येक देवीकैँ भगवती कहल जाइछ। श्रुति-परम्पराक अनुसार उच्चैठक भगवतीक सम्बन्ध कालिदाससँ सूत्रबद्ध अछि। भगवती स्थानक लगपासमे कालिदासक डीह कहल जाइछ। मुदा उच्चैठक भगवती कालिदास कालीन (गुप्तकाल) नहि अछि। मंदिरमे स्थापित भगवतीक कारी पाथरक मूर्ति तैंतीस ईंच नमहर अछि।

भगवतीक चतुर्भुजी मूर्ति दोहरा कमलासनपर ललितासनमे निर्मित अछि। भगवतीक सिरोभाग ओ वाम भुजा खण्डित अछि। एकटा समकालीन भगवती मूर्तिक वाम हाथ (निम्न)मे कलश ओ ऊपरी हाथमे त्रिशूल एवं दहिन हाथ (निम्न)मे फल ओ ऊपरी हाथमे दर्पण उत्कीर्ण अछि। शिरोभूषण, कर्णफूल, गृमहार, यज्ञोपवीत, वाजुवन्द, कंगन, कटिबन्ध ओ पायल आदिक संग कंचुकी ओ अधोवस्त्रसँ सुसज्जित अछि। पादपीठमे वाहन सिंह उत्कीर्ण अछि। रूप विन्यासक दृष्टिसँ उच्चैठक भगवती सिद्धेश्वरी पार्वती छथि।

अहि तरहक भगवतीक दोसर प्रस्तर मूर्ति मधुबनी जिलान्तर्गत कपिलेश्वरस्थानसँ पाँच किलोमीटर पश्चिम-दक्षिणमे अवस्थित भोजपरौलसँ (पैंतीस ईंच नमहर) प्राप्त अछि, जे पूर्णतः अक्षत अछि। रूप ओ भंगिमा सादृश्यक अलावा उच्चैठ भगवतीक मुखाकृति आर्यत अछि तँ भंडारिसमक भगवतीक मुखाकृति गोल अर्थात् मंगोलन अछि। मुदा अमृतकलश, त्रिशूल, फल ओ दर्पण समान अछि। सत्यनारायण झा सत्यार्थीक (मिथिलाक पुरातात्विक सम्पदा, दरभंगा, २००३ ई.) संकेतानुसार एहि वर्गक एकटा भगवती मूर्ति वनगाँव (सहरसा)मे सेहो पूजित अछि। भगवतीक तीनू मूर्ति पालकालीन कलाकृति मध्ययुगीन सांस्कृतिक दर्पण बनि गेल अछि। अमृतकलश हुनक मातृदेवीत्वक एवं दर्पण पार्वतीक प्रतीक थिक। आलोच्य भगवती-मन्दिर सभ प्राचीन भवनावशेष क्षेत्रमे बनल अछि। स्पूनर सूबेगढ़क (मुजफ्फरपुर) भगवती मंदिरकैँ तिरहुत शैलीमे बनल कहने छथि।एहि कड़ीक एकटा षटभुजी भगवती समस्तीपुर जिलान्तर्गत सिंघिया प्रखण्ड मुख्यालयसँ आठ किलोमीटर उत्तर वारीक भगवतीस्थानमे पूजित अछि। कारी पाथरक ई आलोच्य भगवती मूर्ति चौंतीस ईंच नमहर कर्णाटकालीन कलाकृति थिक। भगवतीक वाम हाथ सभमे क्रमशः नीचासँ ऊपर कलश, घण्टा, ढाल ओ दहिन हाथसभमे क्रमशः अभयमुद्रा, खड्ग ओ अक्षमाला सुशोभित अछि। भगवती कमलासनपर ललितासनमे प्रतिष्ठित छथि। पादपीठमे सिंह वाहनक रूपमे उत्कीर्ण अछि। वारी ऋषि-मुनि एवं तपसी-साधक लोकनिक साधना-स्थल छल मध्यकालमे।

उच्चैठ, भोजपरौल, वनगाँव ऊ वारीक अतिरिक्त ओ भंडारि सभ (दरभंगा)मे सेहो परम्परासँ पूजित छथि। भोजपरौल एवं भंडारिसभक भगवती चतुर्भुजी छथि। भंडारिसभक भगवतीक वाम (निम्न) हाथमे त्रिशूल ओ पद्म पुष्प एवं दहिन हाथमे फल ओ खड्ग अछि। भगवती वाणेश्वरीक नामे विशेष प्रसिद्ध छथि। मूर्ति अड़तालीस ईंच नमहर अछि, नदी अवशेषक पश्चिमी तटपर अवस्थित एकटा मंदिरमे पूजित छथि। भंडारिसम दरभंगा जिलाक मनीगाछी प्रखण्डसँ तीन कि.मी. दक्षिणमे अछि। देकुलीक अष्टभुजी भगवती कर्णाटकालीन छथि।

अध्यात्मिक चेतना ओ कलात्मक भव्यतासँ समन्वित ई मध्यकालीन भगवती मूर्तिसभ अपन युगक सांस्कृतिक दर्पणे नहि अपितु तत्युगीन जीवनक धार्मिक आस्था, आध्यात्मिक चेतना, कलात्मक सोच, सामाजिक ओ आर्थिक अवस्थितिकैँ प्रतिबिम्बित करैछ। मूर्ति विज्ञानक अनुसार भगवतीक शास्त्रीय स्वरूप निर्धारित अछि, मुदा एकहि युगक बनल भगवतीक मूर्ति सभमे शैलीगत भिन्नता पाओल जाइछ। पाल साम्राज्यक पतनोन्मुख अवस्थामे राजकीय संरक्षण ओ निर्देशक अभावक कारणे शैलीगत शैथिल्य स्वाभाविक अछि। मूर्तिशिल्पक शास्त्रीयतासँ बन्हल रहितो मूर्तिकार स्वतंत्र चेता सेहो होइत छथि।

फुलहरक भगवती गिरिजा: मधुबनी जिलान्तर्गत हरलाखी प्रखण्ड मुख्यालयसँ पश्चिम-दक्षिण दिशामे अवस्थित फुलहर गाममे प्राचीन भग्नावशेषपर बनल नवनिर्मित मंदिरमे स्थापित एवं पूजित भगवती गिरिजाक भव्य प्राचीन प्रतिमा सैंतीस ईंच नमहर अछि। जनश्रुतिक अनुसार रामचरितमानसक गिरिजास्थान यैह थिक, जे जानकीक आराध्या छलीह् आर आइयो कुमारि कन्या लोकनिक आराध्या बनल छथि।

गिरिजाक चतुर्भुजी प्रतिमा कमलासनपर स्थानक मुद्रामे बनल अछि। वाम हाथमे केराक हत्था ओ गदा एवं दहिन हाथमे दर्पण ओ सनाल कमलपुष्प सुशोभित छनि। माथपर मुकुट, कानमे कुण्डल, गरामे हार, कान्हसँ लटकैत यज्ञोपवीत, बाँहिमे बाजूबन्द, कलाइमे आभूषण, डाँरमे अधोवस्त्रकेँ कसैत कटिभूषण ओ पैरसभमे पादाभूषण। भगवतीक वाम पार्श्वमे कार्तिकेय एवं दहिनमे गणेश कमलासनपर ठाढ़ छथि। भगवतीक प्रतिमा वात्सल्यक भावात्मक परिवेशमे निर्मित अछि। पार्वती जगन्माता छथि। गिरिजा वस्तुतः पर्वतकन्या पार्वती छथि। विवाह पंचमीक अवसरपर एहिठाम विशाल मेला लगैत अछि। नवरात्रमे तांत्रिक साधना सेहो प्रचलित अछि।

भगवती गिरिजा अर्थात् पार्वतीक दोसर भव्य कर्णाटकालीन (१२-१३म सदी) मूर्ति दरभंगाक मिरजापुर मोहल्लाक देवी मन्दिरमे प्रतिष्ठापित अछि। दरभंगाक सांस्कृतिक क्षितिजपर उद्भासित भगवती पार्वतीक (बत्तेस इंच नमहर) कर्णाट (पालोत्तर) शैलीमे निर्मित छथि। मूर्तिक प्रभावली बेस अलंकृत अछि। भगवती कमलासनपर वस्त्राभूषणसँ विन्यस्त स्थानक मुद्रामे ठाढ़ छथि। वाम पार्श्वमे कार्तिक ओ दहिनमे गणेश ठाढ़ छथि। दुनूकेँ भगवतीक अभय प्राप्त छनि। भगवतीक दहिन हाथ (उपरका) मे बाँसुरी उत्कीर्ण भेने सत्यार्थी एहि प्रतिमामे गिरिजा, राधा एवं लक्ष्मीक समाहार देखने छथि। मुदा बाँसुरी शब्द ब्रह्मक प्रतीक अछि, शिवक डमरू जकाँ। मिर्जापुरक भगवती म्लेच्छमर्दिनीक नामे लोकख्यात छथि। श्रुति साक्ष्यक अनुसारे भगवती जाहि पोखरिक जीर्णोद्धारक क्रमे उत्खनित भऽ प्रकट भेलीह, ओऽ कब्रगाह छल। मुजफ्फरपुर कोर्टक फैसलाक अनुसार ओहि भूभागक स्वामित्व हिन्दू लोकनिकेँ भेटलनि। ओहि स्थानपर आइ भगवतीक एकटा भव्य ओ दर्शनीय मंदिर शक्ति-साधना ओ लोक आस्थाक केन्द्र बनि गेल अछि।

सत्यार्थी (मिथिलाक पुरातात्विक संपदा, २००३ ई.) अपन सर्वेक्षणमे अन्धराठाढ़ी (मधुबनी), देकुली, कुर्सी नदियामी (दरभंगा), करियन (समस्तीपुर) ओ फुलहर (दरभंगा)क भगवती पार्वतीक उल्लेख कएने छथि। भगवतीक रूप कमनीय, वस्त्राभूषण ललित एवं देहयष्ठि आनुपातिक बनल अछि। फलतः भगवती पार्वतीक प्रतिमा प्राणवंत भऽ गेल अछि।

नाहरक महिषासुर मर्दिनी: मधुबनी जिला मुख्यालयसँ बारह कि.मी. पूर्व दिशामे अवस्थित भगवतीपुरक मंदिरमे महिषासुर मर्दिनीक पाथरक मूर्ति (२५"*१२"आकार) स्थापित एवं पूजित अछि। दसभुजी भगवती त्रिभंगी एवं स्थानक मुद्रामे कमलफूलक दोहरा आसनपर महिषासुरकेँ शूल (बरछी)सँ बेधैत बनल अछि। वस्त्राभूषणसँ सुसज्जित भगवतीक हाथसभमे दश दिक् पालक अस्त्रसभ शोभित छनि। इन्द्रक बज्र, अग्निक शक्ति, यमक दण्ड, नैऋतक खड्ग, वरुणक पाश, ईशानक शूल, वायुक अंकुश, कुबेरक गदा, विष्णुक चक्र ओ ब्रह्माक पद्म। महिषासुर महामोह अथवा अविद्याक प्रतीक अछि, जकर बध लोककल्याणार्थ भगवतीक हाथेँ भेल छल। दश भुजा भगवतीक दिग-दिगंत परिव्याप्त शक्तिक प्रतीकाभिव्यक्ति थिक। भगवतीक मूर्ति कर्णाटकालीन कलाशैलीमे निर्मित अछि। मुखाकृति आर्यन, देहयष्ठि संतुलित ओ आनुपातिक बनल अछि।

नाहरक भगवतीक प्रसिद्धिक कारणेँ शक्ति-साधना स्थल नाहर भगवतीपुरक नामे लोक प्रसिद्ध अछि। एहि ठामक पार्श्ववर्ती मंदिरसभमे सूर्य ओ विष्णुक प्रस्तर मूर्ति पूजित अछि मुदा नाहरक प्रसिद्धि महिषासुर मर्दिनीक कारणे अधिक अछि। मूर्तिक पादपीठमे भक्तगणक छोट-छोट मूर्तिसभ विनीत मुद्रामे उत्कीर्ण अछि।

हावीडीहक भगवती: दरभंगा जिलान्तर्गत बहेड़ा प्रखण्ड मुख्यालयसँ पाँच कि.मी. पूर्व-दक्षिण दिशामे अवस्थित हावीडीहक प्रसिद्धि यद्यपि महारानी सौभाग्यवतीदेवी (सुहब देवी)क आज्ञासँ प्रतापी मंत्री कर्मादित्य द्वारा स्थापित हैहट्ट देवी भगवती पार्वतीक कारणे अधिक अछि (१३म शती), मुदा देवी मंदिरक गर्भगृहमे स्थापित महिषासुर मर्दिनीक महत्व कम नहि होइछ। श्रुति अछि जे भगवतीक मूर्तिक पादपीठ नवादा (दरभंगा) मे पूजित अछि, मुदा यत्र-तत्र उद्धृत अभिलेख कतहु नहि अछि। हाबीडीहक महिषासुर मर्दिनी अष्टभुजी छथि। हैहट्ट देवीक नामे पूजित पार्वती ललितासनमे एवं महिषासुरमर्दिनी स्थानुक मुद्रामे निर्मित अछि। कर्मादित्यक काल १२२५-७५ ई. मानल जाइछ। हावीडीह पंचदेवोपासक भूमि अछि मुदा प्रभुत्व भगवतीक छनि।

